**GADHAINGAR HATH** (गढ़ैनगर हाथ)
Collection of Maithili Seed Stories by Shri Jagdish Prasad Mandal

**ISBN:** 978-81-951070-2-5
**दाम:** 200/- (भा.रु.)

**तेसर संस्करण:** 2023 (पहिल संस्करण: 2014)

**प्रकाशक:** पल्लवी प्रकाशन
तुलसी भवन, जे.एल.नेहरू मार्ग, वार्ड नं.: 06, निर्मली
जिला- सुपौल, बिहार: 847452
**मुद्रक:** पल्लवी प्रकाशन (मानव आर्ट)

**वेबसाइट:** http://pallavipublication.blogspot.com
**ई-मेल:** pallavi.publication.nirmali@gmail.com
**मोबाइल:** 6200635563; 9931654742

**फोण्ट सोर्स:** https://fonts.google.com/,
https://github.com/virtualvinodh/aksharamukha-fonts
**आवरण:** श्रीमती पुनम मण्डल, निर्मली (सुपौल), बिहार: 847452
**अक्षर संयोजन:** डॉ. उमेश मण्डल

# समर्पण

मिथिलाक वृन्दावनसँ लऽ कऽ बालुक

ढेरपर बैसल फुलवारी लगौनिहार

संगे नव विहान अननिहारकेँ

# अनुक्रम:

# जनक हाथे खेती

दतमैन काटए भैया काका हँसुआ नेने औगताएल बँसबिट्टी दिस जाइ छला कि रस्तेमे नुनुआँ पुछि देलकैन-

"भैया काका, सरोसती पूजा कहिया छिऐ?"

काजमे बिलम होइ दुआरे भैया कक्काक मनमे उठलैन- जखन पुछलक आ नै कहबै ई उचित नहि। जखन ई 'काका' बुझैए तखन अपनो तँ दायित्व बनिते अछि। मुदा लगले भैया काकाकेँ मोन पड़लैन जे आठ दिनसँ पतरो नै उनटेलौं तखन ओहिना केना कहि देबइ? आब कि ओ समय रहल जे श्राद्धकर्म करबै काल एक गोरे करबै छला आ दोसर बेकती विधि-विधान देखै छला। मुदा जेतए जे होउ से होउ, 'अपना मनक मौजी बहुकेँ कहलौं भौजी।' जे कहतै से कहौ मुदा हूसल बात नइ बाजब...।

भैया काका सोचि-विचारि कऽ साफ शब्दमे नुनुआँकेँ कहलखिन-

"बौआ, आठ दिन पतरा देखना भऽ गेल, देखि कऽ कहबौ। अखन दतमैन काटए जाइ छी।"

जहिना गामक सभ भैया कक्काक बात मानैत रहलैन हेन, तहिना नुनुओँ मानि तँ गेल मुदा दोहरा कऽ पुछि देलकैन-

"काल्हि दुपहरमे आबि कऽ बुझब?"

भैया काका बजला किछु ने, किएक तँ विराम दइक जगह बुझि पड़लैन। मुदा मनमे उठलैन बड़ खच्चर छौड़ा अछि! कहू जे बारह बर्खसँ ऊपरेक उमेर हेतै, सौंसे गाममे टोले-टोल, घरे-घर पूजा

होइ छै, से नै देखै सुनैए जे पुछलक। एकाएक भैया कक्काक मन ठमैक गेलैन। मन पड़ि गेलैन पत्नीक ओ बात जे कहने छेलखिन-

“तीन कट्ठामे जते गहुमक लगता लगल छल दामक भाउवे तेतबे भेल।”

करियाइत मन भैया कक्काक कड़ेलैन। मुदा कहबे केकरा करितैथ। बँसबिटीमे हँसुआ नेने आँखि नवका कड़ची तकैत रहैन मुदा मन जनक हाथे खेती करबामे वौआए लगलैन। सोझहेमे कड़ची रहै, मुदा नजैरपर चढ़बे ने करैन।

थोड़े कालक पछाइत मनमे उठलैन- नमहर-नमहर बाँसक बँसबिट्टीमे ठाढ़ छी मुदा दतमैन नै भेट रहल अछि! विह्वल होइत मुँह पटपटेलैन-

“वएह जनक ने जे बारह बर्खक रौदीमे हर जोति मिथिलांचलक धरतीकेँ असथिर केलाह। एक हाथ पत्नीक करेजपर आ दोसर हवनमे आहूत केने छला। वएह मिथिला राज छी किने जैठाम पढ़ब, अध्ययन करब पूजा नहि, असल पूजा बदैल गेल अछि..!”

भैया कक्काक मुँहक पटपटी तँ बन्न भऽ गेलैन मुदा जनक हाथे खेती जहिना मनमे नाचए लगलैन तहिना आँखिक आगूक सरस्वतीक असल पूजा सेहो देखए लगला।



शब्द संख्या: 338

# मूसक घटक

ओछाइनपर सँ आँखि मीड़िते घरसँ निकललौं कि बदरिया-मूस आबि आगूमे ठाढ़ होइत कहलक- “काका, गोड़ लगै छिअ।”

बदरिया-मूसक गोड़ लागबसँ मन कुड़बुड़ाएल। मुदा किछु बजलौं नहि। हमहूँ गामक दछिनवारि टोकक  रखबार छी। ओही टोकमे बदरिया-घरक सटले सभ दियादक घर सेहो छइ। ओना, ओकरा सबहक उपद्रव देखि मन तमसाएले रहैए मुदा तामसकेँ ऐ दुआरे घोंटि जाइ छी जे अपना सीमा-सरहदसँ ओकरा बाहर देखै छिऐ। बाहर ई जे बाधक रखबार तँ माल-जाल आ चोर-चहारक छी किने। मूसक तँ छी नहि। तँए की कहबै। जँ सीमा-सरहदक बीच रहैत तँ कोदारिसँ सभटा बिलकेँ खुनि सभ मूसकेँ पकैड़ जीविते झड़का-झड़का, सौंसे-सौंसे तरि-तरि खा जइतौं। मुदा लगले तामस मिझा जाइए जे कहुना भेल तँ जीवे भेल किने, जीवपर दया करक चाही। ओना, अपनो लोभ अछि। लोभ ई अछि जे छह मासक बाधक ओगरवाहीक बोइनो केते होइए। ई तँ ओकरे  सबहक कृपा अछि जे कट्ठाक-कट्ठा धान काटि कऽ बिलमे रखैए, जेकरा बाध उसरला पछाइत खुनि लइ छी।

खाएर जे अछि...। समगम मन होइते पुछलिऐ- “अँए रौ बदरिया! भोरे-भोर हम सुरूज भगवानकेँ गोड़ो ने लगलयैन हेन आ तूँ पहिने आबि कऽ गोड़ लागि एना पाप किए चढ़बै छेँ?”

अपन बेस्तता देखबैत बदरिया बाजल- “काका, कहुना भेलहक तँ तोहीं ने हमरा गामक मालिक भेलहक, तँए तोरे दिससँ

काज शुरू केलौं। ऐठामसँ जाएब तखन सरो-समाज आ कुटुमो-परिवारकेँ खबैर देबैन। एक लपकन बजारो जा तीमन-तरकारीक संग विदाइक धोती-चद्दैर सेहो कीनि आनब। सभटा तँ आइए ने करए पड़त।”

भोरे-भोर बदरियाक बात ओराइत नहि देखि बिच्चेमे देखि बजलौं- “अखन ओते निचेन नइ छी, बाज की कहए चाहै छँह?”

मुस्कियाइत बदरिया बाजल-

“गिरहत काका! काल्हि घरदेखिया औतै तेकरे हकार दइ छिअ।”

कौल्हुका भार उतरैत देखि मन हल्लुक भेल, कहलिऐ-

“भोरे पहुँच जेबौ।”

‘भोरे पहुँचब’ सुनि बदरिया खुशी भेल। बाजल-

“चाहो-पान आ खेनाइयो-पीनाइ ओतै हेतह। भोरे तोरा पहुँचने एते तँ हेबै करत जे जनिजाति सभ यत्र-कुत्र नै बाजत। नै तँ तेहेन चालि मौग सबहक अछि जे अनेरे बरतुहारकेँ कहि देतै जे लड़का दोती अछि।”

दोसर दिन चारि गोरेक मेड़ियामे घटक आएल। चाह-पान करा बदरियाक बाप जेठुआ चारू गोरेकेँ अपन धन-सम्पैत देखबैत बाजल-

“समैध, अहाँ बेटीकेँ हमरा घरमे कहियो दुख हेतइ। उ जे देखै छिऐ बीचमे- पाँच बीघाक टोक अछि, से अपने जिरात छी, ओइमे सतरिया, कामौर, तुलसी फूल, बाँस फूल, राजा भोग झबड़ल अछि। बाँकी जेते ठढ़का देखै छिऐ ओ बँटाइ आ खसलाहा जेते नजैर पड़ैए ओ खाप छी।” ❑ शब्द संख्या: 382

# ग्लानि

आने विवेकी मनुक्ख जकाँ आइ टेकनाथो मीतकेँ भेलैन। बेर-बेर मन धिक्कारैत रहैन जे नीक बुझि जइ चालिकेँ पकैड़ चललौं, ओ सात जोजन तर गाड़ि देलक...।

मुड़ी गोंतने टेकनाथ मीत अपन भूत दिस नजैर दौड़ौलैन। जहिना जिनगी समैयक संग कखनो दौड़ैत, कखनो असथिरसँ आ कखनो ठमकैत चलैए तहिना ने चालियो-प्रकृत जिनगीक संग चलैत रहैए।

शुरूहेमे टेकनाथ मीतकेँ अनकर भोज-काजमे खलल करैक रोग पकैड़ लेलकैन। मनुक्खो तँ मनुक्खे छी। कियो अनकर हितमे अपन हित बुझैए तँ कियो अनकर अहितमे अपन हित बुझैए। हिसाबो दुनू नीके छइ। एक छै जे जखन सबहक हित हेतै तँ तहीमे ने अपनो हएत। दोसर छै जे अनकर घटबी हेतै तखन ने अपन बढ़ती हएत।

तइमे दोसर चालिकेँ पकैड़ चलनिहार टेकनाथ मीत छैथ। जहिना सुखल जाफर तेलमे डुबि डुब्बा रूप पकैड़ लैत तहिना टेकनाथो समाजमे डुब्बा जाफर बनि गेला। शुरूमे नीक-निकुत खेनाइ खाइक लत लगलैन, जइसँ अपने हाथे बनबैक लूरि सेहो भऽ गेलैन। भेलैन ई जे गामक नामी भनसिया बनि गेला।

समय ससरल। समैक संग टेकनाथो मीत आगू ससरला। ससरैत-ससरैत अपन प्रतिष्ठाकेँ बढ़बै दुआरे हथियार उठा लेलैन। अवसरो अनुकूल भेटलैन। अनुकूल ई जे भनसियासँ भनसियाक

मैनजन बनि गेला। अहड़ीक बगलमे ओछाइनपर बैस महंथाइ करए लगला। अपन कुरसी बँचबैले जखन सभ नीक-अधलाक मदैत लइते अछि, तँ टेकनाथे मीत किए नै लइतैथ। भलेँ ढेरो खर्च केनिहार भोजैतकेँ अजश भऽ जाउ, तइसँ टेकनाथ मीतकेँ कोन मतलब। आब की ओ अपना हाथे काज करै छैथ जे दोख लगतैन। जे भनसिया तरकारीमे नून अधिक दऽ देलक आकि असिझू भात रान्हि लेलक, से तँ ओ जानए।

तरकारीमे टेकनाथ मीतक आदेशसँ नून पड़ल। जे बात भनसिया खोलि बाजल-

“जहिना नपासँ दइले टेकनाथ कहलैन तहिना तँ देलिऐ, तखन केना दोखी भेलौं।”

कोनो कि एक्केटा परिवारमे तेलक मालीमे जाफर डुमल रहैए, आकि सभ घरमे। गामक शीर्ष जाफर टेकनाथ मीतकेँ मुहेँपर कहलकैन-

“एहेन कुकुर चालि रहए तँ दोसराक काजमे नइ पड़ी...।”

❑ शब्द संख्या: 295

# गरियबैक समय

भैया कक्काक मुहेँ बहुत दिनसँ गारि पढ़ब नहि सुनि बुझि पड़ै छल जे देखौआ दुनियाँसँ मतलब कम भऽ गेलैन अछि। ओना, ई बात केते दिन अपने मुहेँ सुनए चाहै छेलौं, मुदा पुछबो केना करितिऐन। एहनो बात पुछैबला भेल जे अहाँ मुहेँ गारि नै सुनै छी। अचताइत-पचताइत अखन धरि नहियेँ पुछलयैन। भऽ सकैए जे सकारात्मक-नकारात्मककेँ नकाइर देने होइन।

आइ भोरे सुति कऽ उठिते भैया कक्काक मुहेँ अनधुन गारि सुनलौं। सेहो फुसफुसा कऽ नहि, जोर-जोरसँ! मुदा लगले पुछब उचित नइ बुझलौं, भऽ सकैए परिवारमे किछु भेल होइन। बिना कहने केकरो परिवारक अकची-दोकची अनेरे किए सुनब। ओहुना तँ होइते छै जे एके परिवारमे कियो ईर घाट, तँ कियो वीर घाट आ कियो बेंग घाटमे नहाइते अछि। तैठाम जँ कहा-कही-गारि-गरोबैल नै होइ तखन तँ परिवारक जीवात्मा मृत्यात्मा बनि जाएत किने...।

जोर-जोरसँ ललैक-ललैक जे गारि भैया काका पढ़थिन से तँ पढ़बे करथिन मुदा जखन बजैत-बजैत बाजि गेला जे 'सुननिहारो तँ कियो ने अछि!' तखन मनमे आएल जे आब पुछैक गड़ भेट गेल। पुछलयैन-

"काका, भोरे-भोर तेना ने चिकैर-चिकैर अहाँ बाजब शुरू केलौं जे हमर वसन्तीए नीन टुटि गेल..!"

पुछैकाल तँ पुछि देलिऐन मुदा लगले मनमे उठल- जँ कहीं तमसाएलेमे उत्तर देता तखन भऽ सकैए अनकर घेघ अपना गरदैन

ने लटैक जाए! मने-मन डर हुअ लगल। मुदा अपन साधे की! परीक्षा देल धू-बन्हू छागर जकाँ तँ मुहथैरपर आबिए गेलौं। तीत-मीठ बरदास करए पड़त।

मुदा, नाटकक कलाकार जकाँ लगले कक्काक रूप बदैल गेलैन। बजला-

“हौ, मीठो बात चिकैर-चिकैर बाजल जाइ छइ।”

सह-पाबि सहैट कऽ सटैत सह लगा देलिऐन-

“नइ, एहेन जँ होइ तखन तँ दुनियेँ अन्हार भऽ जेतइ।”

हमर गपमे काकाकेँ जेना रस भेटलैन, रसिया बनि रसाइत बजला-

“गारि पढ़ैबला काजो आ ओहन केनिहारोकेँ जँ चिकैर-चिकैर नै गरियाएब तखन तँ भेल..! मुदा एकटा बात बुझि लएह, गारियो पढ़ैक जगह आ समय होइ छइ।”

❑ शब्द संख्या: 289

# दोस्ती नै धाड़ैए

मतिछिन्नु जकाँ भेल दरबज्जाक खुट्टामे ओंगैठ अपने करनीक फल देखितो रही आ ऐगला फल दिस तकबो करैत रही। मुदा मन केतौ थहेबे ने करए, केतौ-केतौ डुमियोँ जाइ आ केतौ-केतौ बुझि पड़ए जे समुद्रक कातमे लहैरक संग बालुपर ढुसि खेलै छी।

गाम दिस ताकी तँ देखिऐ जे गोसाँइ भायकेँ सौंसे गामसँ दोस्ती निमैह रहल छैन, मुदा अपना तँ जेहो एकटा लऽ दऽ कऽ दोस छल जे कि खेनाइ-पीनाइसँ लऽ कऽ बर-बरियाती पुरनाइ धरिक छल सेहो चलि गेल। ओह! अनेरे झगड़ा कऽ अपन संकल्प तोड़लौं। कहू! ई केहेन भेल जे जइ भोला बेटाक केश कटबए गंगा कात गेल रही आ केश कटौला पछाइत छौड़ाकेँ असीरवाद देने रहिऐ जे पाँच सालक पछाइत बरियाती पुरि बिआहो कऽ देबौ, से टुटि गेल। भोलबो जहिना सप्पत खा कहि देलक जे 'तोरा दुआरपर थूक नै फेकबौ', तहिना झोंकमे अपनो तँ कहिये देलिऐ..! आब जखन लाभ-हानि तकै छी तँ बुझि पड़ैए जेहो एकटा दोस छल सेहो चलि गेल!

असगरे जहिना पुरुखक घर तहिना ने मौगियोक होइ छइ। ओह! अनेरे एहेन झोंकमे पड़लौं, ओ जौं बजबे कएल तँ पछाइत बुझा दैतिऐ जे मनक कोनो ठेकान छै ओहिना मुहसँ निकैल गेल, तइले दोस्ती किए चलि जाएत। भेल तँ एतबे ने रहए जे ओ माटिक तरक अल्हुआ-सुथनीकेँ फल कहि एकादशीक बात कहैत छल आ हम आम-जामुनकेँ अकास फल कहि एकादशीक बात कहैत रहिऐ।

अनेरे बात रग्गड़-झग्गड़ बनि मग्गह चलि गेल। बुकौर लगि गेल जे असकरे गाममे केना रहब? जइ गाममे जाति-जातिक रगड़ा, जाति-जातिक बीच कूल-मूलक रगड़ा, कखनो टिक-बिनु टिकक रगड़ा, कखनो राम-कृष्णक रगड़ा तँ कखनो ऐ टोल ओइ टोलक रगड़ा..! केना एहेन समाजमे असकरे रहब?

जहिना बान्ह टुटने वा छहर टुटने बाढ़िक पानि घरेकेँ डुमा दैत आ घरमे बैसल घरवारी घरकेँ रक्षक बुझि भक्षक भऽ जाइत, सएह गति भेल। मुदा गरिबाहा जे धनिकाहाक देखसी-रस्ता पकड़त तँ केतेक दिन चलि सकत। मनमे उठल जे जाबे अपन दुख दोसरकेँ नै कहब ताबे अहिना हएत। मुदा कहबो केकरा करब? डेंगी नाहमे बैसा डगमगा कऽ डुमबैएबला बेसी अछि। नजैर उठा तकलौं तँ मंगल ग्रह जकाँ गोसाँइ-भाय छोड़ि दोसर कियो ने बुझाएल।

गोसाँइ भाय स्कूलक संगी छैथ। गोटि-पङ्गरा जेहो पुरान लोक छैथ ओ जहिना अपनाकेँ पुरना सीमा बना लेलैन तहिना नवका तूर नवका सीमा बनि गेल अछि। कारणो भेल शिक्षाक बदलाव। मुदा गोसाँइ-भाय तँ एक बतरिया छैथ, हुनकेसँ पुछब नीक हएत।

विदा भेलौं। गोसाँइ-भाय हमरा गिरगिटिया कहै छैथ। जखन बजै छी तखन 'ठीक-ठीक' कहि दइ छैथ, मुदा रंग बदलैकाल सतरंगा कहि गिरगिटिया कहै छैथ। संगी-साथीमे अहिना होइ छइ। बान्हपर देखिते गोसाँइ-भाय पुछलैन-

"की गिरगिट भाय, सुनै छी अहू बेर इलेक्शन हएत?"

कहलयैन-

"आब ऐ सभकेँ छोड़ि देलौं। सभ पाटी टहैल-बुलि देखि लेलिऐ। एक उमेरोपर एलौं, आब छौड़ा-मारेक चालि धड़ब से सकब।"

गोसाँइ भाय मुड़ी डोला असथिर भऽ गेला। किछु बजला नहि। दरबज्जापर पहुँच बैसलौं। चाह पीबिते मन असथिर भेल। पुछलयैन-

“भाय, हमरा दोस्ती नै धाड़ैए, तेकर की कारण? अहाँकेँ देखै छी जे सगरो लुधकी लागल अछि आ हमरा जेहो एकटा छल सेहो टुटि गेल?”

पुछलैन

“किए?”

कहलयैन-

“मुहाँ-ठुट्ठी भऽ गेल।”

“केहेन मुहाँ-ठुट्ठी?”

“जेना कौआ-ठुट्ठी नै खेलाइ छिऐ, तहिना।”

“गिरगिट भाय, अहाँ लंगोटिया संगी छी तँए कहै छी। जहिना कोनो-कोनो गाछमे एक्केटा सिर होइ छै आ कोनोमे मुसरासँ लऽ कऽ मोटका सिरक संग पतरका सिर आ तैसंग जल्लो होइ छै, सबहक अपन-अपन काजो आ जिनगियो छै तहिना बिनु रोपल मनुक्खोक सिर होइत अछि। ओकरामे दोसर केना सटै छै आ हटै छै, यएह खेल छइ। अही पाशापर बैस सभ कियो अपन-अपन जिनगीक नाह खेबि भव-सागर पहुँचैए।”

❑ शब्द संख्या: 553

# कलंक

दिशा-दिशान्तर दिस दृष्टि उठा विश्वामित्र देखलैन तँ समुद्रमे जोर-जोरसँ उठैत लहैरपर नजैर पड़लैन। लहैरक गति देखि बुझि पड़लैन जे कहीं भूचाल तँ ने भऽ रहल अछि! एहेन भूचाल पूर्वोमे भेल छल आकि पहिल-पहिल भऽ रहल अछि। मुदा ई भाँज केना लागत? ने एकोटा पोथी बँचल, सभटाकेँ दिवार खा गेल आ ने एकोटा पुरान लोककेँ देखै छी जिनकासँ पुछि लेबैन। तखन?

आँखि बन्न केने विश्वामित्र बन्द पिपनीक तरसँ जखन तकला तँ त्रेता युगक मंथरापर नजैर पहुँचलैन। पहुँचते देखला- मंथरा कलिल प्रभातक सुरूजकेँ अर्घ दऽ रहल अछि!

मन बिहुसि गेलैन। बिहुसिते विश्वामित्रक मन अनेरे खापैड़मे देल तिसी जकाँ चनचना-चनचना उड़ए लगलैन-

“एह! ओहो नौड़ी-छौड़ी कमाल केलक। अयोधिया राजकेँ ढनमना देलक..!”

मुदा लगले मन ठमकलैन। पैछला बात इतिहास-पुरान भेल, अनेरे ओकरा धुनने बड़ हएत तँ मोटका तोसक-सीरक बनत, आब ओ युग रहल जे अनेरे पाँच किलो ऊपरो आ पाँच किलो तरोमे तड़तड़ाएत..! आब तँ ठण्ढा हवाक दबाइ बिजलीक हीटर भऽ गेल। जिनगी असान भऽ गेल, मुदा आचारक की विचार अछि से केतए हरा गेल अछि जे एना बेर-बेर समुद्रमे लहैर उठैत रहैए..?

विश्वामित्रक मन फेर ठमकलैन। ओह! अनेरे कोन फेरिमे पड़ै छी। घरवाली घर लेती, दाइ जेती छुच्छे। केते दिन जीबे करब जे

अनेरे माथमे मोटरी बान्हि रखने रहब। मुदा जाबे आँखि तके छी ताबे केना मुनल रहत। जेकर रक्षा ओटोमेटिक पीपनी करैत रहैए। मन नचिते रहैन आकि डेग उठि पूबरिया रस्ता पकैड़ लेलकैन।

जाधैर भकुआएल रहला ताधैर तँ दिशाँस लगलाहा जकाँ पूब-पच्छिमक बोध नै रहलैन मुदा आगूक कटारिकेँ देखिते विश्वामित्र चौंकला। जहिना गाड़ी-सवाड़ीक यात्री अपन जीवन-मरणक बीच चलैत रहैए तहिना विश्वामित्रक मनक सवारी मरल-जीअल बाट पकैड़ आगू बढ़ल। आँखि उठा देखलैन तँ मंथराक घर सोझहेमे पड़लैन। जीह हलैस गेलैन। मंथरा कहुना छी तँ राज-दरबारक छी किने। बैसैले सोनाक पिरही देबे करत। सभ दिन तँ सागेक विन्यास ने गनै छी मुदा आइ तँ छेनेक विन्यास गनब। मुदा लगले जीहक पानि धरतीपर खसिते मन बदललैन। की मंथरा जीबैत जीबैए आकि मुइल? जहिना कोनो गाममे जँ सभ कियो चोरे भऽ जाए तखन चोर के भेल? कियो नहि! मुदा सधुआ गाम तँ नहि कहौत, कहौत तँ चोरबे गाम।

दरबज्जापर पहुँचते विश्वामित्रपर आँगन बहारैत मंथराक नजैर पड़ल। पहिलुके नजैरमे अखड़ाहाक खलीफा जकाँ माटिक सलामी भेटलैन। हाथमे बाढ़ैन नेनहि आँगनसँ मंथरा बेसोह दौगल आबि डेढ़ियापर बाढ़ैन पटैक दुनू हाथे दुनू बाँहि पकैड़ विश्वामित्रकेँ गोड़ लागि आँगन लऽ गेलैन। असीरवाद दैत विश्वामित्र पुछलखिन-

“मंथरा, अहीं तँ राम-रावणक बखेरा ठाढ़ केलौं, अखुनका की हाल अछि?”

विश्वामित्रक प्रश्नपर धियान नै दऽ मंथरा ऋृषिक सेवामे चुपचाप लगि गेली।

आतिथ्य-सत्कारक पछाइत मंथरा मुँह खोललक- “बाबा

महाराज! इतिहास-पुरान हमरा कलंकिनी बना ठाढ़ केने अछि। असगरमे कहियो भेँट होइक समय नै भेटल तँए अखन तक अहाँ कान धरि नै पहुँचा सकल छेलौं, मुदा आइ...।”

बिच्चेमे विश्वामित्र पाकल आम जकाँ टपैक खसला-

“ई तँ हमर दुर्भाग्य जे अहाँ सन करामातीसँ तीन युगक पछाइत भेँट भेल।”

विश्वामित्रक आमक रस पाबि मधुआएल मंथरा बाजल-

“दरबारमे हम नौड़ी छेलौं। नौड़ी-छौड़ीक मोजरे केते होइ छै से अहाँसँ छिपल अछि।”

विश्वामित्र मुड़ी डोलबए लगला। तैबीच मंथरा पुन: बाजल-

“तखन हमरे दोख लगा किए कलंकिनी बनौने अछि?”

मंथराक प्रश्न विश्वामित्रकेँ ठमका देलकैन। तत्काल बातकेँ टारैत बजला-

“अखन हम हाल-चाल बुझैले चलल छी। अहाँक पुरान बात अछि। बिना तात्विक चिन्तनसँ नै हएत।”

मंथरा- “तखन?”

“सात दिनक समय दिअ। आठम दिन आठ बजे अपने आबि कहि देब, नहि जँ कोनो काजक ओझरीमे पड़ि गेलौं, तखन अहीं सबा आठ बजे पहुँच जाएब।”

❑ शब्द संख्या: 542

# भभटपन

फागुन मासक बेरुका पहर। करीब तीन बजेमे दीप-हाट विदा भऽ गेल रही। ओना एके पाँतर हटल हमरा गामसँ दीप हाट अछि, तहूमे हमर घर दछिनवरिया टोलमे अछि आ हाट लगै छै गामक उतरवरिया गाछीक परतीपर। मुदा किछु अछि तैयो कोस भरिसँ ऊपरे हटल अछि, जे कम नहियेँ हएत। मोटा-मोटी यएह बुझू जे माइल आ किलो मीटरसँ बेसी अछि, कोस तँ अछिये। मुदा आब हमरा सन-सन लोककेँ रस्तो-पेराक हिसाब एकटा कोर्सेक विषय जकाँ बनि गेल अछि। पहिने माइल-ताइल लोक नइ बुझै छल, कोस बुझै छल। मुदा आब तँ कोस कोसी धारक कटान जकाँ कटि किलोमीटर भऽ गेल, जइसँ विषयक विषैये बदैल गेल! माने ई जे हम सभ कोस-अदहा कोस, एक पौआ-तीन कनमा आ दू कनमा बुझै छी, तैठाम तेहेन सोझका किलोमीटर आबि गेल अछि जे अदहा-चौथाइ, केतए तर पड़ि गेल से भेटबे कठिन भऽ गेल अछि। खाएर जे भेल, मुदा हमरा गाम-ले कि हमरा सभ-ले, वएह हाट पहिनहिसँ लगैत आबि रहल अछि, अखनो लगैए आ आगूओ कहिया तक लगैत रहत तेकरो ठीक नहियेँ अछि...।

गामक दछिनवरिया अन्तिम छोरपर मनचोभी बाबाक घर छैन। ओना, गाममे दर्जनो नाओं मनचोभी बाबाक छैन, तेते तँ नहि मुदा जहिना किछु लोक 'मनचोभी बाबा' कहै छैन, तँ किछु लोक 'छोटका बाबा' कहै छैन तहिना किछु लोक 'मनचोभी काका' आ किछु लोक 'मनचोभी भाय' सेहो कहै छैन। मुदा एते तँ छैन्हे जे अपन धिया-पुता सभ 'बाबूए' कहै छैन आ पत्नी की सभ कहै

छथिन से तँ दिन-सँ-राति धरिक अँगना-घरक गप भेल, टाटक बीचक भेल, ओ सभ नइ सुनै छी तँए नइ कहब।

मनचोभी बाबाक घर सिके पहुँचैसँ पहिने मनचोभी बाबाक घरोपर आ बाबोपर मन पहुँच गेल छल। किछु-किछु बात, मनक पोखैरमे उपकए लगल। ताबे बाबाक दरबज्जा सोझे पहुँच गेल छेलौं। सड़के मुहेँ दरबज्जा छैन, जेकर ओसारक चौकीपर मनचोभी बाबा पेटकुनियाँ गरे, पेटसँ पीठ धरि तौनी घुमा कऽ बान्हि दुनू ओरीकेँ मोड़ि-सोड़ि कऽ गेन जकाँ गोल बना, पेटक तरमे दबने पड़ल छला।

ओना, चौकीपर पड़ल सड़केपर सँ देखलयैन मुदा चिन्हमे नइ एला, मुदा फेर ईहो भेल जे आबक समय कि कोनो पहुलका रहल जे आनो-आन दरबज्जापर बैसे छला, आब तँ अपनो शॉर्टकट जिनगी अछि। जहिना घर-अँगनाक परिवार अपन भेल, तहिना दुआरो-दरबज्जाक ने अपने भेल। भलेँ अपन नइ बना सभटाकेँ बैंकेमे रखि सुदि खाइ, भेल तँ ओहो अपने ने। ईहो तँ अपने भेल। मुदा तइले बाबा-दादाकेँ नइ सोर पाड़ि कहबैन जे ई अहीं सबहक देल परम्परा छी। सूदि खाएब समाजक नीच कर्मक श्रेणीमे सभ-दिन रहल अछि। सेहो तँ उचित नहियेँ हएत।

तैबीच कनी-कनी कुहरैक आवाज बुझि पड़ल। तहूमे कि कोनो आड़ि-धूरक झगड़ा भेल अछि जे केतौ जाइसँ पएर रोकब। जेना-जेना लग भेल जाइ तेना-तेना बाबा चिन्हमे आबए लगला, टोकलयैन-

“बाबा, किए कुहरै छी?”

ओना, ईहो अकानैत रही जे बाबा घर्रै छैथ कि कुहरै छैथ, मुदा से नीक जकाँ नइ बुझि पेलौं, ताबे लग आबि गेल रही जइसँ पेटक

तरक गोलापर नजैर पहुँच गेल।

मनचोभी बाबाक मनमे जेना कनी आफियत एलैन। बामा हाथे पट तरक तौनीक गेनकेँ घुसकबैत खखसला। खखसबसँ बुझि पड़ल जे कण्ठ सर्रास भेलैन। कण्ठ सर्रास होइते बजला-

“बौआ, आइ नइ बाँचब।”

‘आइ नइ बाँचब’ सुनि मन ठमैक गेल। ठमैक ई गेल जे एहेन बात मुहसँ निकलैक माने अछि अधिक पीड़ा! मुदा ईहो आश्चर्य लगए जे एते पीड़ा बाबा झेल रहला अछि मुदा कियो देखनिहार लगमे किए ने छथिन...।

..फेर भेल जे ई तँ अन्होनी भेल। होनी तँ ओ भेल जे पीड़ाक आगमन देहमे भेलैन, तखने परिवार-जनकेँ जना दैतएथिन। जइसँ सुरक्षा कबच भेट जैतैन। मुदा से किए ने केलैन! फेर भेल जे जँ केने होथि आ परिवार-जन धियाने ने देने होइन..!

असमंजसमे पड़ि गेलौं। मुदा असमंजसोक निवारण तँ परिस्थितिये अनुकूल कएल जा सकैए। ऐठाम जे स्थिति अछि तेही अनुकूल ने उपाय कएल जा सकैए।

एकाएक मन मानि गेल जे पहिने दादीकेँ सोर पाड़ि कहै छिऐन। जखने दुनू बेकती एकठाम हेती आ गप-सप्प चलत तखने ने भाँजपर सभ चलि औत...।

उठि कऽ आँगन दिस बढ़ैत दादीकेँ कहलयैन-

“दादी, बाबा हाथसँ जा रहला अछि, से अपन जानू।”

ओना, अपना जनैत ठिकिया कऽ बाजल छेलौं मुदा हुसि गेल। हुसि ई गेल जे बाबा निविते जे हमर बात छल ओकरा दादी मोजरे ने देलैन। मुदा एकटा भेल जे दादी ससैर कऽ सेहो दरबज्जापर एली।

ओना जइ हिसाबे हमरा बाबाक कुहरब भारी बुझि पड़ए तेना दादीकेँ नइ बुझि पड़लैन। मुदा अपन बातकेँ उनटा कऽ पुछलयैन-

“दादी, बाबा केहेन बुझि पड़ै छैथ?”

जेना ठोरेपर रहैन तहिना दादी बजली-

“एहने पुरुखक बिसवास करब, हएत फोंसरी तँ कहता बड़का सतमुहाँ उल्टा गुड़ भऽ गेल अछि।”

दादीक बातक किछु मानियेँ ने लगल। मुदा अखन जेहेन घड़ी अछि तइमे चुपो रहब तँ नीक नहियेँ...। कहलयैन-

“दादी! बाबा बँचता नहि, से अपने जानी।”

ऐबेर जेना दादीक मनकेँ बेधलकैन। मनमे भेलैन जे अखन भभटपन नइ केने छैथ। पाछू उनैट बाबाक दिनका खेनाइपर नजैर दौड़ौलैन। दादीक मनमे उठलैन- भरिसक माछेक तँ ने कोनो करामात छी। दादी गुनधुन करए लगली।

तैबीच अपन मन जेना अकैछ गेल। ओना हाटोक बेर हूसल जाइत रहए, विदा होइत बाबाकेँ कहलयैन-

“बाबा, समाजक रूपमे ऐसँ बेसीक आशा नइ करू, अपन परिवार अछि, बिसवास पात्र बनि जीबू। आब हम जाइ छी।”

❑ शब्द संख्या: 808

# खाँटी तेल

खाँटी तेल ओ भेल जइमे एकक अतिरिक्त दोसर-तेसरक सझिया नइ भेल। चाहे ओ बरद जोतल लकड़ीक कोल्हुक तेल होउ आकि माटिक तेल भरल इंजन जोतल लोहाक कोल्हुक। से चाहे सेरसोक हौउ आकि तोर-तोरीक आकि रच-रैंचीक। खाँटी तेल भेल। ओना, कहब जे नारियल तेलकेँ शुद्ध नइ कहबै आकि सूर्यमुखी तेलकेँ खाँटी नइ कहबै, से नहि। जैठाम बैस कऽ विचारै छी तहीठामक परिस्थितिकेँ देखि विचारब ने। जँ नारियल तेलक विचार करब तखन तँ ईहो ने बुझै पड़त जे जे फल पूजा-पाबैन धरि समटा गेल अछि ओ जँ मिथिलाक उपजाक सूचीमे रहैत तँ...। जखन कि मिथिलाक लोक सभ दिन बहुभक्षीय रहल छैथ, खाइमे कोनो एतराज नहियेँ करितैथ, मुदा तँए ओ सभ बिजनेश मेथड नइ बुझै छला सेहो बात नहियेँ अछि। एक तँ घरक मुरगी दालि बरबैर जकाँ खेतमे उपजैबतो छला आ शुद्ध आ सस्ता वौसपर अपन जिनगियो ठाढ़ केने रहला, माने ई जे अपना ऐठाम अखनो अछि आ पहिनौं छल जे सेरसो-तोरीक खाँटी तेल नारियलो तेल आ सुर्जमुखियो तेलसँ सस्ता रहल अछि। दोसर, ईहो जे सुर्जमुखीक संग मिथिलांचलमे नमहर अवरोध सेहो अछि। केतबो कोसी-कमलाक बाढ़िमे गाछी-बिरछी उपटल तैयो तँ हथिसारे छी। नअ घरक साँगह अछिए। जैठाम गाछी-बिरछीक बोन अछि जइमे रंग-रंगक सुआदक फल अछि, तेकरा के कहए जे लत्तीक फल तिलकोरोपर जे जीब सकैए ओ चिड़ै पोसब आकि ओकर बाढ़ि नइ औत सेहो तँ नहियेँ अछि, तँए सुग्गाक बाढ़ि सुरुजमुखी खेती-ले अवरोध अछि।

अपना ऐठाम रच-रैंचीसँ लऽ कऽ तोर-तोरीसँ लऽ कऽ, सेरसो तककेँ तेलहन मानल गेल अछि। तेलक जरूरत मोटा-मोटी दू ठाम होइए। खाइले आ देहमे लगबैले। ऐठाम प्रश्न शुद्ध-अशुद्धक बीच उठि जाइए। रच-रैंचीक तेल आ तोर-तोरीक संग पीरा सेरसोमे भेद भऽ जाइए। जेना- आमक अँचार, जे अधिक दिन तक रखि खाइबला वौस छी। ऐमे जेते झाँस रैची रखैए ओते झाँस सेरसोमे नहि, तहूमे पीअरका सेरसोमे, जेकरा गोट कहै छिऐ, ओ अपने सोन्हगर होइए। तहिना राहरीक दालि हुअए आकि खेरहीक, जेकरामे सोन्हपनक गुण छै ओ तँ अपने सेरसोकेँ खाँटी कहत।

भोरकी रातिमे कान कुकुआएल। कनी-कनी मीठ-मीठ दरदो करैत रहए। सुतली राति रहने घरक कोन बात जे गामे सुतले ने रहत। एहेन रातिमे केकरा कहबै। दर्द-पीड़ा मेटबैक तँ अरामो एकटा उपाय छी। यएह सोचि ओछाइने धेने रहलौं। मुदा कानक सनसनी बढ़ले गेल। जहिना सभकेँ होइ छै जे बेर-बिपैत पड़लापर नाना-नानी, दादा-दादी मन पड़ै छै तहिना हमरो भेल। नानी मन पड़ल। ओना जनम भेल हमर बपहरेमे, मुदा ई बात नानीक अखनो मन अछि जे जहाँ कान कुकुअए आकि कनसफा लऽ कऽ साफ करी, ओना हाथक कनगुरिया आँगुर कानक रिंच-पेचकश छी, मुदा इंजन साफ करैले ग्रीस-मोबिलक जरूरत होइते छै, तइले शुद्ध सेरसोक तेल नानी कानमे दऽ कऽ दरद मेटबै छेली।

‘शुद्ध सेरसो तेल’ मनमे अबिते एक मन देहमे धक्का मारैत बाजल-

“कोढ़िया नहितन! लगेमे तेलक शीशी छैन, दू बून कानमे नइ लेल होइ छैन।”

मने ने देहोक मालिक छी। उठि कऽ दू बून कानमे तेल लेलौं।

मुदा ओ रस्तेमे अँटैक गेल, ने तर जाए आ ने ऊपर आबए, दरद औरो बढ़ए लगल, मुदा से चिन्ता मनोकेँ भेलइ। पीड़ित मन बाजल-

"भाय, कानक बीचमे तेल अँटैक गेल अछि, तँए ओकरा खोरनीसँ निच्चाँ मुहेँ ठेल दिऔ। खाली भरि जेतै ऊपरसँ मकड़जाल छोड़ा देबै, अपने नानीक नीन जिनगीमे चलि औत।"

❑ शब्द संख्या: 509

# दोस्ती

ऐ बेरक दहौआ बाढ़िमे गामक की दहाएल की नइ दहाएल से तँ नइ बुझै छी, मुदा भीत घरक संग बाड़ी-झाड़ीक फल-फुलवाड़ी जरूर दहाएल जे आँखिक सोझमे अछि। जे सभ देखबो करैए आ भुक्त-भोगियो अछिए। मुदा की दहाएल की नइ दहाएल आकि के दहाएल के नइ दहाएल तइसँ हमरा मतलबे की!

तीन मास टपैत-टपैत बाढ़ियोक पानि सुखल आ माटियोक बाढ़ि सुखल। सफाचट गाम भऽ गेल जइसँ देखि पड़ैए जे सौंसे गाम रस्ते बनि गेल अछि आ सभ रस्ता खेते बनि गेल अछि। ने आरि-धुरक ठेकान अछि आ ने खेत-पथारक। गाममे एकटा सात-आठ फीट ऊँच जमुनी गाछटा बँचि गेल अछि। पोखरिक जाठि बनि जहिना जामुन पानिमे ठाढ़ रहैए तहिना बुझि पड़ए लगल अछि। खाएर जे से...।

आसीनक अन्तमे पानि सुखलापर ओइ जमुनीक जड़िमे एकटा सीमक गाछ आ एकटा पोरो सागक गाछ जनमल, बीतैत कातिक ओ दुनू लत्ती बनि लतरए लगल। लतरब तँ शुरू केलक मुदा बिच्चेमे जमुनीक गाछ पड़लै। जैपर आन लत्ती जकाँ दुनूमे सँ केकरो चढ़िये ने भेलै, किएक तँ आन लत्ती जकाँ दुनूमे ने केकरो गीरह अछि आ ने गाँठ, तँए सँ सिर केना फुटत। तँए बिनु सिरेक दुनू। ओना, गिरहक सिरखार दुनूमे अछि मुदा जेहेन गीरह-गाँठसँ सिर निकलै छै तेहेन केकरो ने अछि।

गाछपर बिनु चढ़नौं दुनू बाढ़िक दहाएल गाम रहने खूब

लतरल-चतरल। एक दोसरमे मिझराइत आगू बढ़ए लगल। जइसँ दुनूमे सघनता एलइ।

कातिकक अमावसिया दिन। दीप जरत, दिवाली सजि कालीक पूजामे प्रवेश करत। बारह बजे रातिक बीतानक पछाइत जखन दिनक उठानक समय प्रवेश केलक कि पोरो लत्ती सीमकेँ कहलकै-

“दुनू जखन भाइये-बहिन छी तखन भाए-बहिनक सम्बन्ध जोड़ि किए ने हँसैत-खेलैत जिनगी जीब ली?”

धड़फड़ाएल पोरोकेँ देखि सीम बाजल-

“छेँ जे दुनू बिनु सिरेक! तखन भाए-बहिनक सम्बन्ध केते दिन चलतौ?”

❑ शब्द संख्या: 271

# ओटघन पाबैन

दस साल धरि नोकरी केलाक बाद श्याम सुन्दरक मनमे जगलैन जे बहुत कमेलौं-खटेलौं, से नहि तँ ऐबेर डेढ़ मास गाममे रहि कुश उखाड़ैक दिनसँ कोजगरा तक बिताएब।

ओना, शहर-बजारमे रहनिहार लेल गामक ई समय उकड़ू मास भेल। से बुझितो श्याम सुन्दर मनमे रोपि लेला जे आन-आन सभ आन-आन स्थानमे जा-जा जल-तर्पण करबे करैए, से नहि तँ हम गाममे रहि जीवित माता-पिताक सेवो करी आ हुनके आदेशक तर्पणो किए ने करी। यएह सोचि श्याम सुन्दर धिया-पुताकेँ नेने दुनू परानी कुशी अमावस्यासँ एक दिन पहिने गाम एला। मुदा माता-पिताक अछैत कुश नइ उखाड़लैन। बीचमे आबि गेल जितिया पाबैन।

गामेक स्त्रीगण जकाँ काकीक चलती सेहो आबि गेलैन। सौंसे गाम एकबट्ट भऽ गेल जे आइ जितिया पाबैन छी, तहूमे ओहन पाबैन जे सभ पाबैनक अशुद्ध भोज्य शुद्ध भऽ पबनौट बनैए, माने माछ-मड़ुआसँ साग तक शुद्ध भाइये जाइए। श्याम सुन्दरकेँ बिनु पुछनहि काकी मटकूरमे दही पौड़ लेली आ झंझारपुरसँ चूड़ा सेहो मंगा लेली। पुतोहु किए किछु पुछितैन, तहूमे अपने दुनू परानी अराधिये कऽ माता-पिताक सेवा करए आएल छेली।

सूर्यास्त होइते पुतोहुकेँ चेतौनी दैत काकी बजली-

“कनियाँ! आइ ओटघन पाबैन हएत, जखन गाम एलौं ते सभ मिलि ने पाबैन करब।”

ओना, नानी मुहेँ पुतोहुओ सुनने जे ‘जितिया पाबैन बड़ भारी, धिया-पुताकेँ ठोकि सुतेलौं अपने खेलौं भरि थारी।’ मुदा ने कहियो केने आ ने कहियो देखने। तँए देखैक संग करैयोक विचार पुतोहु मने-मन केनहि छेली। काकी काकाकेँ कहलखिन-

“आइ पाबैन छी, दही-चूराक ओरियान कऽ नेने छी।”

दम्माक रोगी काका, ‘दही’ सुनि ललैक बजला-

“जेते दिन जीबैक अछि तेतबो दिन जीबए देब की नहि!”

बिनु किछु बजने काकी पुतोहु दिस नजैर उठौलैन। तैबीच आँखिक इशारसँ पुतोहुओ अपन पतिक ठेहुन देखबैत बजली-

“बेटा जे फलेरिया पोसने छैन।”

❑ शब्द संख्या: 275

# बौआ कक्काक ढौआ

भादवक अमावसियाक कोनो लक्षण ऐबेर नइ रहल। मुदा कुशी अमावसिया तँ छीहे। भादोक अमावसियाक लक्षणक माने भेल, घनघनाइत मेघ, सनसनाइत हवा, हनहनाइत झाँट, तड़तड़ाइत बिजलोका...।

दछिनवरिया बाधसँ बौआ कक्काक संग कुशक भार कन्हापर नेने अबैत रही। दुनू गोरेक बीच गाइक कान बरबैर कुशपर चर्चा चलैत रहए। टोलमे प्रवेश करिते, पहिलुके घरवारीक सात-आठ बर्खक बच्चिया–सुनिन्दा–भार देखि बाजल-

“बौआ कक्काक ढौआ उड़ा लेलक कौआ।”

नाओं लऽ कऽ सुनिन्दा नै बाजल तँए मनमे कोनो खोंच-खरोंच किए उठत। मुदा बौआ कक्काक एकटा बात मनमे ठहैक गेल। ठहैक ई गेल जे बौआ कक्काक गिनती नीक लोकमे नइ छैन। ओना, ई कियो गौंआँ चहु अलगा बजि नइ सकै छैथ। किए तँ बौओ काका तँ अपना धुनिक लोक छथिए।

बौआ कक्काक माने कौलेजक शिक्षक, सवा लाख रुपैआ महिना दरमाहा पौनिहार। मुदा दुनियोँ तँ अथाह अछि। व्यास बाबाक विचार- जरूरतसँ बेसी संचित करब चोइर भेल- अखनो बौआ कक्काक मनकेँ ओहिना पकड़ने छैन जेना पढ़ैकाल पकड़लकैन।

अपना धुनिक बौआ काका एहेन छैथ जे एक दिन कौलेज टेम्पूसँ जाइ छला। आमक मास रहइ। रस्ते कातमे खूब नमहर

आमक गाछ छै जइमे सिनुरिया-बड़बड़िया आम सोहरी लागल फड़ल छल। सोहरी लागल आम देखि बौआ काका बाजि देलखिन-

“वाह रे गाछ!”

तैपर बगलमे बैसल दोसर यात्री टोकि देलकैन-

“अही आमकेँ एते प्रशंसा करै छी, फैजली आ सजमैनिया देखबै ते बकार नै फुटत।”

उरकुसी जकाँ बौआ काकाकेँ छुबि देलकैन। दुनू बाँहिक कुरता समटैत बजला-

“हमहीं नै देखलिऐ! जँ कौलेज नइ जाइक रहैत तँ तोरा अही टेम्पूसँ लहेरिया सरायक डाक्टर लग लऽ जैतियह आ कहबा दैतियह।”

सएह बौआ काका अपना कानसँ सुनैत कुशक भार कान्हपर नेने जा रहल छला। मुदा मनमे ठहैक रहल छेलैन सुनिन्दाक बात। ठमकल मनमे उठलैन- जे गाम छोड़ि देत ओकरो तँ गाम छोड़िये देतइ। आ जे गाम छोड़ि देत, तेकरे ने घरो कनतै आ घराड़ियो कनतै।

घरक सोझ लग अबिते बौआ काकाकेँ कहलयैन-

“काका, आब अहाँ जाउ।”

हमर बात सुनि, बौआ काका किछु बजला नहि। गुमे-सुम्मे आगू बढ़ि गेला।

❑ शब्द संख्या: 314

# अठन्नी

“रामक नाओं लिअ...।”

बुढ़िया माएक आवाज सुनि नीन टुटल मुदा भक्क नै खुजल। असगरे बुढ़िया माए थैरो खड़ैत आ अपने बजबो करैत रहए। फेर दोहरबैत बाजलि-

“ह-ह अतहतह होइए किने। केकरा भल कहबै आ केकरा कुभल!”

सुनि भक्को खुजल। ओछाइनपर सँ उठि कऽ निकललौं तँ बुझि पड़ल जे बुढ़िया माए दोसरपर निशान दागि रहल छथि, घर-परिवारक बात नै छी। तँए पहिने अपन नित्यकर्मसँ निवृत भऽ जाएब उचित हएत। बिना किछु बजने विदा भेलौं।

किलो मीटर हटि कऽ पोखैर अछि। ओम्हरे टहलियो लइ छी आ दतमनि करैत आबि कुर्ड़ो-आचमन करै छी। अधबटियामे एकटा अठन्नी चमकैत देखलिऐ। मन भेल उठा ली। हाथ बढ़ेलौं मुदा लगले मन उनटि बाजल-

“सबहक बाट छिऐ, जखनि अठन्नी खसल अछि तखनि हमर केना भेल जे उठाएब। जेकर छिऐ ओ अपन उठा लेत।”

मन ठमकिते हाथ रूकि मनकेँ कहलकै-

“छी तँ जरूर हमर हाथक मैल मुदा केकरा ले। ओकरे ले ने जे हमर केलहा खाइए आ जे अनकर केलहा खाइ छै, तेकरा ले...?”

अठन्नी छोड़ि आगू बढ़ि गेलौं। पर-पैखानासँ घूमि दतमनि

करैत जखनि अबैत रही तँ देखलिऐ जे ओ अठन्नी ओहिना पड़ल छै अखनि धरि कियो उठौने नै छल। नजरि आगू बढ़ल तँ बुझि पड़ल जेना अल्मुनियाँक अठन्नी होइ। मलिन, धँसल, नाम-पता मेटाएल।

❑ शब्द संख्या: 197

# गुण

“रामक नाओं लिअ...।”

बुढ़िया माएक आवाज सुनि नीन टुटल मुदा भक्क नै खुजल। असगरे बुढ़िया माए थैरो खड़ैत आ अपने बजबो करैत रहए। फेर दोहरबैत बाजलि-

“ह-ह अतहतह होइए किने। केकरा भल कहबै आ केकरा कुभल!”

सुनि भक्को खुजल। ओछाइनपर सँ उठि कऽ निकललौं तँ बुझि पड़ल जे बुढ़िया माए दोसरपर निशान दागि रहल छथि, घर-परिवारक बात नै छी। तँए पहिने अपन नित्यकर्मसँ निवृत भऽ जाएब उचित हएत। बिना किछु बजने विदा भेलौं।

किलो मीटर हटि कऽ पोखैर अछि। ओम्हरे टहलियो लइ छी आ दतमनि करैत आबि कुर्ड़ो-आचमन करै छी। अधबटियामे एकटा अठन्नी चमकैत देखलिऐ। मन भेल उठा ली। हाथ बढ़ेलौं मुदा लगले मन उनटि बाजल-

“सबहक बाट छिऐ, जखनि अठन्नी खसल अछि तखनि हमर केना भेल जे उठाएब। जेकर छिऐ ओ अपन उठा लेत।”

मन ठमकिते हाथ रूकि मनकेँ कहलकै-

“छी तँ जरूर हमर हाथक मैल मुदा केकरा ले। ओकरे ले ने जे हमर केलहा खाइए आ जे अनकर केलहा खाइ छै, तेकरा ले...?”

अठन्नी छोड़ि आगू बढ़ि गेलौं। पर-पैखानासँ घूमि दतमनि

करैत जखनि अबैत रही तँ देखलिऐ जे ओ अठन्नी ओहिना पड़ल छै अखनि धरि कियो उठौने नै छल। नजरि आगू बढ़ल तँ बुझि पड़ल जेना अल्मुनियाँक अठन्नी होइ। मलिन, धँसल, नाम-पता मेटाएल।

❑ शब्द संख्या: 196

## गढ़ैनगर हाथ

ई साल जहिना सभ-ले नीक रहल तहिना हमरो-ले नीके रहल। नीक रहैक कारण भेल जे जहिना अगहनुआँ धान उपजल तहिना जेठुआ आमो फड़ल रहए जइसँ अखनो लोक अम्मट खाइते छैथ। उपजा-वाड़ी तँ सबहक छी, हमरो छी तँए नीक मुदा से नइ हमर नीकक कारण अछि ऐबेर बिआह-दुरागमन, उपनैन, मुड़न इत्यादिक लग्नक दिन। आसिने-कातिकसँ जे लगन पकड़लक ओ कनी पूसमे पतराएल, फेर जे माघसँ धेलक ओ लधले अछि, लधले कि अछि जे ऐ सालसँ ओइ साल टपा देत। मुदा जेतए जे हौउ, आब ओते केकरा छुट्टी छै जे अनकर गप सुनत। तँए हमहूँ अपने गप कहब।

तीसटा बरियाती पुडलौं। लेनी-देनी दुनू रहल। माने खरचो भेल आ खेबो केलौं। अखनो पैछला बरियातीमे खाएल कटहरक सुआदक ढकार होइते अछि। ऐ आगूमे गिट्सबला लालमोहन आ सूखा छेनाबला रसगुल्लाक हएत। किछु छी तँ मिथिलाक बरियाती छी किने, जँ अमादीक अमचुकारी-ढकार नइ भेल तँ ओइ बरियातीक गरना की भेल। मुदा जेतए जे हौउ, अनेरे अनका पाछू मगजमारी करैत रही आ ब्लड-पेसर बढ़बैत रही तइसँ नीक भरमे-सरम अपन दुख-धंधामे लागल रही से ने।

बारह मासक साल होइए मुदा तेरह मासक भेल। माने बारहो मासक अतिरिक्त बरियाती मास। मुदा मनक गदगरी अखनो धेने अछि। देखिते छिऐ सालमे एक दिन बकेनक रस  पीने बरद सालो

भरि बमकैत रहैए, तहिना एक दिन शिवरातिकेँ दिन भाँग पीने जोगिया सभ फगुआ तक जोगीड़ा गबैए, आ हमर तँ मासे रहल...। तँए अपना डायरीमे लिख नेने छी, बरियाती मास।

अगते फागुनमे बोतल भाइक बिआह सेहो भेलैन। शुरूहेसँ ओइ बिआहक पाछू लगल रही। मुदा गरपर चढ़ि गेल बिआह भेल। बरियातीमे सेहो गेलौं। ओना कहैले बरियातिये रही, मुदा आन बरियातीसँ दोसर रंगक रही। दोसर रंगक माने आन बरियातीमे छेहा बरियाती रहै छेलौं जे ऐमे कनी भार रहने भरिगर रही। जहिना गारजन जकाँ बोतल भाय दिससँ रहिऐन, तहिना कन्यागतकेँ काटर छोड़बा देने रहिऐन तँए खुशी। तँए मान-दान तँ आने बरियाती जकाँ रहल मुदा पुछ-पुछरी कनी बढ़िये गेल रहए।

बिआहक मण्डपपर जखन कन्या देखलौं तँ बुझि पड़ल जे सभसँ नीक गढ़ैनगर हाथ छैन। मुदा ई तँ बिआहक गप भेल। आब तँ फागुनो उनारीपर आबि गेल अछि। मनमे उठल- जइ कन्याकेँ भौजी बना अनलौं, तइ भौजीक मुँह-कान कहाँ देखलौं?

बेरुका समए। बोतल भाइक अँगना गेलौं तँ देखलयैन बोतल भाय दुनू नवका-नवकी माने दुनू परानी अपन-अपन पैछला जिनगीक खिस्सा एक दोसरकेँ सुनियोँ रहल छैथ आ सुनैबतो छथिन..।

हमरा कोन जरूरत अछि जे हुनकर दुनू बेकतीक फदका-फदकी सुनी। अहिना सभ कहै छै जे दुनू परानी राजा-रानी भेलौं, दुनियाँकेँ चलबैक भार अपने दुनू गोरेक कन्हापर अछि। ओना भौजियो बोतल भायकेँ देखि-देखि मुस्की मारैत रहैथ आ बोतल भाय कखनो-कखनो ठहक्का मारि लैथ।

अपना दुनू परानीमे बोतल भाय जे करैथ ओ तँ हुनकर

अधिकार छिऐन। मुदा हमरा देखिते पत्नीकेँ सुमझबैत बजला-

“जहिना हमर पत्नी छैथ तहिना तँ तोरो भौजाइए भेलखुन, आब अपन परिछा लैह।”

अपन भार हटबैत बोतल भाय कात भऽ गेला। भौजीकेँ की पुछयैन से अकबका गेलौं। तीन रूपमे भौजी ठाढ़, कन्याक रूपमे, जखन बिआहक विचार उठल, दोसर रुपैआक लेन-देनमे सभ भूषण-दूषण बनि प्रदूषण बनि गेल अछि आ अखन सोझहामे भौजी बनल छैथ...।

मनमे उठल अनेरे जे किछु पुछबैन आकि कहबैन तइसँ नीक अपन बात अपने-मुहेँ ने किए बजबाएब...।

कहलयैन-

“भौजी, अहाँक अपन कोन चीज सभसँ नीक गढ़ैनगर बुझि पड़ैए?”

भौजी बजली-

“बौआ, अपन मुँह-आँखि तँ अपने नइ देखै छी मुदा हाथक गढ़ैनगर नइ छी, सेहो मन कहाँ मानैए।”

❑ शब्द संख्या: 529

# सासुरक गारि

ऐ बुढ़ाड़ीमे एकटा मुसहैन भेटल। मुसहनियोँ केते रंगक होइ छै, सोना-चानीबला घरक मुसहैन सोना-चानी होइ छै, धान-चाउरक घरमे धान-चाउर होइ छइ। नून-तेल दोकान घरक अल्लू-पियजु होइ छै तँ किताबक घरमे पन्नासँ पुरजी होइ छइ। जे होउ, मुदा बुढ़ाड़ीओमे सासुरक रस भेटल तँए खुशी तँ अछिए। रसो कि रस जकाँ भेटल बरहमसिया आम जकाँ भेटल। सभ दिन चटनी सभ दिन गाड़ा।

नमहर मुसहैन भेटने मन तेते खुशी भऽ गेल जे आगू खुनबे छोड़ि देलौं। किए ने छोड़ितौं, राशि-राशिक तेते रास भेट गेल जे रखितौं केतए जेतबे घरमे जगह रहत तेतबे ने टीबी-भीडीओ रखब, नै तँ सिदहाक चाउर आ नूनक पैकेट काँटी ठोकि कऽ देवालमे नै टाँगए पड़त।

मुसहैन ई भेटल जे एक तँ जेठ मासक गरमी तैपर सिनुरिया आ गुलाब खासक सिनुराएल सिरक मांगक संग मचकी परहक बरहमसिया गारि।

अखन तक यएह बुझै छेलौं जे अहिना सासुरमे गारि-गरौबैल होइ छै मुदा ऐबेर भाँजपर चढ़ल जे दू-दिसिया गारि छी। एक दिस गारि ओहन होइए जे बढ़ैत-बढ़ैत कपर-फुटौबैल भऽ जाइए आ दोसर गड़ुआ गारि हेतेन होइए जे कपार-फुटौबैल नै भऽ कपर मिलौबैल भऽ जाइए। जखने जागी तखने परात, जँ बुढ़ाड़ीओमे बुझलौं तँ बुझलौं तँ। ❑ शब्द संख्या: 181

# खिचड़ी मोछ

जहिना सभ अपन-अपन गाममे रहै छी तहिना हमहूँ अपना गाममे रहै छी, मुदा कियो (माने लोक) मोजर नइ दइए। जहिना हमरा नइ मोजर दइए तहिना हमहूँ ने मोजर दइ छिऐ। अहाँ सभकेँ कि अछि से तँ अहाँ सभ जानी मुदा हम अपन बात कहलौं। कहू जे लोकेक मोजर देने केकरो मोजर हएत, मोजर ते आमो-लीची आ जीमरोमे होइए। तँए तीनू एक्के भेल। आमक मोजरमे हाथ-हाथ भरीक आम फड़ैए, लीचीक मोजरमे तँ ओंगरियो जकाँ बीआबला फल फड़ैए आ जीमरक मोजरमे कि फड़ैए? गोटे-आधे जँ अमरा जकाँ फड़ो हएत तँ ने ओइमे गुद्दा छै आ ने रस..!

गाममे एकटा घटना भेल। घटना कि भेल जे एकटा तेरह-चौदह बर्खक छौड़ा एगारह-बारह बर्खक छौड़ीक संग राता-राती गामसँ पड़ा गेल। ओना, सभ एहेन काजकेँ घटने कहै छै मुदा हम एकरा किछु ने बुझै छी। किछु ने बुझैक कारण अछि जे यएह समाज एहेन काजकेँ धिया-पुताक खेलो बुझैए आ उच्च कोटिक इज्जतो। जँ बुढ़-बुढ़ानुसक भेल तँ ओ भेल बुड़हाक भँसियाएब। एहेन काज आइये नहि, सभ दिने होइत आबि रहल अछि।

जैठाम जाति-जातिक सीमा हुअए आकि धर्म-धर्मक, सभ जोताइत-चौकियाइत आबि रहल अछि, आ समाज ओहिना ठाढ़ भेल मुँह देखैए। भाय, जँ समाजमे छी समाज ठाढ़ अछि, ओकरा ठाढ़ रखैक जिम्मा तँ हमरे-अहाँक ने काज भेल।

गामक कोनो घटना भेल, तँ गाममे पसैरते अछि। सुतिकऽ

उठले रही कि मनमोहनवाली भौजी हँसैत आबि बजली- “बौआ, एकटा बड़ भारी बात भेल।”

भौजीक बात सुनिते मन चौंकल। एक तँ सुतिकऽ उठल रही, जिराएल मन रहबे करए। बड़ भारी बात की भेल? बातो तँ बात छी, काज थोड़े छी जे भारी-हल्लुक हएत। बजलौं-

“माथपर उठैबला अछि कि सांगि लगबए पड़त?”

पाशा बदैल भौजी बजली-

“अहाँ तँ अहिना तेते ने बातकेँ खोंचारै छिऐ जे मुरदा जकाँ खोंचसँ रूइयाँ तँ उड़बे करै छै जे तैसंग चमरो सभ उड़ए लगै छै।”

एक तँ ओछाइनेपर रही, उठलो ने रही तहीकालक बात छी। मनमे उठल अनेरे बाते-बातमे सुतले रहि जाइ से नीक नहि। बजलौं-

“भौजी एना अलंकार किए गढ़ै छी, सोझ-साझ कहू ने।”

जेना चंसगर विद्यार्थी भेटने शिक्षकक मन खुशी होइ छैन तहिना भौजियोक मन खुशी भेलैन। बजली-

“किशोरबा आ रधिया रातिमे पड़ा गेल..!”

जहिना आगूमे ठाढ़ काज देखि कर्ताक जिज्ञासा बढ़ै छै तहिना अपनो जिज्ञासा बढ़ल। उठलौं, नित्यकर्मसँ निवृत होइत घरसँ निकैल चौक दिस विदा भेलौं। बीचक रस्तामे यहए घौंचाल होइत। कियो बजैत- ‘अतहतह होइए..!’, तँ कियो बजैत- ‘आब गाम नइ रहत..!’

कोनो भाँजे ने बुझिऐ जे की भऽ गेल अछि। मुदा गर अँटल। तीन-चारिटा जनिजाति एकठाम यहए गप्प करैत जे किशोरबा रधिया लऽ कऽ उड़ि गेल।

पैछला सभ बात तँ नइ सुनलौं मुदा ‘उड़ि गेल’, से तँ सुनबे

केलौं। पुछलयैन- “की उड़ि गेल?”

ओना, अपना-अपनीकेँ तीनू गोरे बाजए चाहली मुदा मनाही करैत बजलौं-

“एक्के गोरे बाजू मुदा सोझरा कऽ बाजू।”

एक गोरे बजली-

“किशोरो आ रधियो एक्के इस्कूलमे पढ़ै छेलै, दुनू अपनामे लटपटा गेल, राता-राती दुनू पड़ा गेल।”

बजलौं किछु ने। चौकपर अबिते देखलिऐ जे लोकगर चौक अछि। ललैक कऽ बजलौं-

“जखन किशोरो आ रधियोक दिल मिललै आ घरसँ चलि गेल तखन अनेरे केकरो दिल दुखाबी से नीक नहि।”

ले-बलैया मुरदा जकाँ चारूभरसँ कौआ जकाँ सभ लुझए लगल। कियो किछु तँ कियो किछु बजैत। शूमा देखि बुझि पड़ल जे ई तँ केकर दिनक पइर भऽ गेल। ‘कुत्ता केकरो आ किदैन देखए कोय।’ अनेरे कोन लपौड़ीमे पड़ए चाहै छी।

तही बीच मनो गवाही देलक- समाजक खिचड़ी मोछकेँ एकरंगा बनैमे समय लगत।

चुप भऽ गेलौं। मुदा मन चुप रहैले मानि नइ रहल अछि।

❑ शब्द संख्या: 552

# जगदीश प्रसाद मण्डलजीक

## 2004 सँ 2023 इस्वी धरिक गद्य लेखन क्रम:

1. भैंटक लावा- शब्द संख्या: 3100, 2. बिसाँढ़- शब्द संख्या: 2516, 3. पीरारक फड़- शब्द संख्या: 2064, 4. अनेरुआ बेटा- शब्द संख्या: 3369, 5. दूटा पाइ- शब्द संख्या: 3294, 6. बोनिहारिन मरनी- शब्द संख्या: 3412, 7. हारि-जीत- शब्द संख्या: 2373, 8. ठेलाबला- शब्द संख्या: 2572, 9. जीविका- शब्द संख्या: 3655, 10. रिक्साबला- शब्द संख्या: 3963, 11. चुनवाली- शब्द संख्या: 2452, 12. डीहक बटबारा- शब्द संख्या: 4789, 13. भैयारी- शब्द संख्या: 4026, 14. बहिन- शब्द संख्या: 2688, 15. घरदेखिया- शब्द संख्या: 4021, 16. पछताबा- शब्द संख्या: 2663, 17. डाक्टर हेमन्त- शब्द संख्या: 4407, 18. बाबी- शब्द संख्या: 2167, 19. कामिनी- शब्द संख्या: 2289, 20. मौलाइल गाछक फूल (उपन्यास): पहिल पड़ाव- शब्द संख्या: 3338, 21. दोसर पड़ाव- शब्द संख्या: 2694, 22. तेसर पड़ाव- शब्द संख्या: 5466, 23. चारिम पड़ाव- शब्द संख्या: 4554, 24. पाँचम पड़ाव- शब्द संख्या: 4396, 25. छठम पड़ाव- शब्द संख्या: 2906, 26. सातम पड़ाव- शब्द संख्या: 2465, 27. आठम पड़ाव- शब्द संख्या: 3633, 28. नअम पड़ाव- शब्द संख्या: 4580, 29. दसम पड़ाव- शब्द संख्या: 2478, 30. एगारहम पड़ाव- शब्द संख्या: 3365, 31. बारहम पड़ाव- शब्द संख्या: 3770, 32. तेरहम पड़ाव- शब्द संख्या: 3095, 33. मिथिलाक बेटी (नाटक): पहिल अंक- शब्द संख्या: 6171, 34. दोसर अंक- शब्द संख्या: 3851, 35. तेसर अंक- शब्द संख्या: 3392, 36. चारिम अंक- शब्द संख्या: 2652, 37. पाँचम अंक- शब्द संख्या: 1667, 38. जिनगीक जीत (उपन्यास): पहिल पड़ाव- शब्द संख्या: 2652, 39. दोसर पड़ाव- शब्द संख्या: 2410, 40. तेसर पड़ाव- शब्द संख्या: 1260, 41. चारिम पड़ाव- शब्द संख्या: 2926, 42. पाँचम पड़ाव- शब्द संख्या: 2453, 43. छठम पड़ाव- शब्द संख्या: 2017, 44. सातम पड़ाव- शब्द संख्या: 4807, 45. आठम पड़ाव- शब्द संख्या: 3125, 46. नअम पड़ाव- शब्द संख्या: 4937, 47. दसम पड़ाव- शब्द संख्या: 3127, 48. एगारहम पड़ाव- शब्द संख्या: 2834, 49. बारहम पड़ाव- शब्द संख्या:

1980, 50. तेरहम पड़ाव- शब्द संख्या: 1359, 51. चौदहम पड़ाव- शब्द संख्या: 1278, 52. पन्द्रहम पड़ाव- शब्द संख्या: 9314, 53. उत्थान-पतन (उपन्यास): पहिल पड़ाव (क)- शब्द संख्या: 1105, 54. पहिल पड़ाव (ख) शब्द संख्या: 332, 55. पहिल पड़ाव (ग) शब्द संख्या: 709, 56. दोसर पड़ाव-  शब्द संख्या: 3349, 57. तेसर पड़ाव-  शब्द संख्या: 4651, 58. चारिम पड़ाव- शब्द संख्या: 3359, 59. पाँचम पड़ाव- शब्द संख्या: 2869, 60. छठम पड़ाव- शब्द संख्या: 1842, 61. सातम पड़ाव- शब्द संख्या: 2278, 62. आठम पड़ाव- शब्द संख्या: 2822, 63. नअम पड़ाव- शब्द संख्या: 3719, 64. दसम पड़ाव- शब्द संख्या: 1923, 65. एगारहम पड़ाव- शब्द संख्या: 2887, 66. बारहम पड़ाव- शब्द संख्या: 3467, 67. तेरहम पड़ाव- शब्द संख्या: 3847, 68. चौदहम पड़ाव- शब्द संख्या:  3709, 69. पन्द्रहम पड़ाव- शब्द संख्या: 1640, 70. जीवन-संघर्ष (उपन्यास): पहिल पड़ाव- शब्द संख्या: 7699, 71. दोसर पड़ाव- शब्द संख्या: 6539, 72. तेसर पड़ाव- शब्द संख्या: 4703, 73. चारिम पड़ाव- (क) शब्द संख्या: 5532, 74. चारिम पड़ाव- (ख) शब्द संख्या: 1944, 75. चारिम पड़ाव- (ग) शब्द संख्या: 2373, 76. चारिम पड़ाव- (घ) शब्द संख्या: 1793, 77. चारिम पड़ाव- (ङ) शब्द संख्या: 1609, 78. पाँचम पड़ाव- शब्द संख्या: 3811, 79. जीवन-मरण (उपन्यास): पहिल पड़ाव- शब्द संख्या: 14981, 80. दोसर पड़ाव- शब्द संख्या: 7903, 81. स्रष्टाक समग्र रचना- शब्द संख्या: 137, 82. प्रतिभा- शब्द संख्या: 154, 83. मर्म- शब्द संख्या: 142, 84. अधखरूआ- शब्द संख्या: 255, 85. समैयक बेरबादी- शब्द संख्या: 213, 86. पहिने तप तखनि ढलिहैं- शब्द संख्या: 084, 87. खलीफा उमरक सिनेह- शब्द संख्या: 165, 88. जखने जागी तखने परात- शब्द संख्या: 103, 89. अस्तित्वक समाप्ति- शब्द संख्या: 218, 90. खजाना- शब्द संख्या: 388, 91. उग्रधारा- शब्द संख्या: 328, 92. बेवहारिक- शब्द संख्या: 218, 93. समर्पण- शब्द संख्या: 149, 94. उत्थान-पतन- शब्द संख्या: 138, 95. देवता- शब्द संख्या: 232, 96. पाप आ पुण्य- शब्द संख्या: 218, 97. परख- शब्द संख्या: 129, 98. आलसी- शब्द संख्या: 136, 99. प्रेम- शब्द संख्या: 293, 100. हैरियट स्टो- शब्द संख्या: 137, 101. बुझैक ढंग- शब्द संख्या: 142, 102. श्रमिकक इज्जत- शब्द संख्या: 093, 103. वंश- शब्द संख्या: 074, 104. तियाग- शब्द संख्या: 145, 105. सद्विचार- शब्द संख्या: 184, 106. साहस- शब्द संख्या: 103, 107. बरदास- शब्द संख्या: 133, 108. भूल- शब्द संख्या: 139, 109. धैर्य- शब्द संख्या: 099, 110. मनुखक मूल्य- शब्द संख्या: 099, 111. मदति नै चाही- शब्द संख्या: 209, 112. मेहनतिक दरद- शब्द संख्या: 281, 113. मैक्सिम गोर्की- शब्द संख्या: 146,

114. मूलधन- शब्द संख्या: 174, 115. कपटी मित- शब्द संख्या: 281, 116. भीख- शब्द संख्या: 118, 117. भगवान- शब्द संख्या: 098, 118. एकाग्रचित- शब्द संख्या: 261, 119. सीखैक जिज्ञासा- शब्द संख्या: 101, 120. अनुभव- शब्द संख्या: 092, 121. आसिरवादक विरोध- शब्द संख्या: 088, 122. धर्मक असल रूप- शब्द संख्या: 120, 123. सौन्दर्य- शब्द संख्या: 138, 124. स्तब्ध- शब्द संख्या: 257, 125. एकता- शब्द संख्या: 236, 126. विधवा बिआह- शब्द संख्या: 176, 127. देश सेवाक व्रत- शब्द संख्या: 134, 128. आत्मबल- 1- शब्द संख्या: 110, 129. स्वाभिमान- शब्द संख्या: 121, 130. कलंक- शब्द संख्या: 429, 131. बुलकी- शब्द संख्या: 129, 132. भद्रपुरुष- शब्द संख्या: 173, 133. झूठ नै बाजब- शब्द संख्या: 103, 134. आर्दश माए- शब्द संख्या: 097, 135. नारी सम्मान- शब्द संख्या: 100, 136. अनुशासन- शब्द संख्या: 190, 137. सादा जिनगी- शब्द संख्या: 127, 138. विचारक उदय- शब्द संख्या: 072, 139. पुष्ट इकाइसँ समर्थराष्ट बनैत- शब्द संख्या: 102, 140. डर नै करी- शब्द संख्या: 119, 141. आसिरवाद उलैट गेल- शब्द संख्या: 223, 142. रत्न गमेवाक दुख- शब्द संख्या: 226, 143. निशाँ- शब्द संख्या: 194, 144. सामना- शब्द संख्या: 124, 145. शिष्टाचार- शब्द संख्या: 171, 146. ठक- शब्द संख्या: 115, 147. पत्नीक अधिकार- शब्द संख्या: 128, 148. शिनीची सिनेह- शब्द संख्या: 211, 149. सिखबैक उपय- शब्द संख्या: 171, 150. कर्तव्यपरायन सुगा- शब्द संख्या: 171, 151. तस्वीर- शब्द संख्या: 134, 152. मितक प्रयोजन- शब्द संख्या: 359, 153. स्वार्थपूर्ण विचार- शब्द संख्या: 121, 154. संगीक महत- शब्द संख्या: 130, 155. उपहास- शब्द संख्या: 196, 156. महादान- शब्द संख्या: 176, 157. भाग्यवाद- शब्द संख्या: 171, 158. सद्वृति- शब्द संख्या: 150, 159. आश्रम नहि सोभाव बदली- शब्द संख्या: 281, 160. पुरुषार्थ- शब्द संख्या: 255, 161. नैष्ठिक सुधन्वा- शब्द संख्या: 274, 162. सद्गृहस्त- शब्द संख्या: 195, 163. सद्भाव- शब्द संख्या: 134, 164. आलस्य वनाम पिशाच- शब्द संख्या: 302, 165. स्वर्ग आ नर्क- शब्द संख्या: 265, 166. यथार्थक बोध- शब्द संख्या: 115, 167. विद्वताक मद- शब्द संख्या: 165, 168. अनन्त- शब्द संख्या: 128, 169. हँसैत लहास- शब्द संख्या: 184, 170. अनगढ़ चेतना- शब्द संख्या: 162, 171. सत्य विद्या- शब्द संख्या: 108, 172. समता- शब्द संख्या: 165, 173. जेते चोट तेते सक्कत- शब्द संख्या: 116, 174. परिष्कार- शब्द संख्या: 198, 175. कथनी नै करनी- शब्द संख्या: 176, 176. शालीनता- शब्द संख्या: 157, 177. मजूरी- शब्द संख्या: 140, 178. जीवन यात्रा- शब्द संख्या: 145, 179. ज्योति- शब्द संख्या: 081, 180. पवनक विवेक- शब्द संख्या: 180, 181. आत्मबल-

2- शब्द संख्या: 105, 182. खुदीराम बोस- शब्द संख्या: 172, 183. शिष्यकेँ शिक्षेटा नै परीक्षो- शब्द संख्या: 187, 184. लौह पुरुष- शब्द संख्या: 124, 185. जंग लगल- शब्द संख्या: 150, 186. जीवकक परीछा- शब्द संख्या: 117, 187. तप- शब्द संख्या: 162, 188. उल्टा अर्थ- शब्द संख्या: 203, 189. जाति नहि पानि- शब्द संख्या: 142, 190. ऊँच-नीच- शब्द संख्या: 206, 191. पागलखाना- शब्द संख्या: 223, 192. कम्प्रोमाइज (नाटक): पहिल- शब्द संख्या: 982, 193. दोसर- शब्द संख्या: 463, 194. तेसर- शब्द संख्या: 697, 195. चारिम- शब्द संख्या: 1373, 196. पाँचम - शब्द संख्या: 778, 197. छठम- शब्द संख्या: 836, 198. सातम- शब्द संख्या: 1375, 199. आठम- शब्द संख्या: 1233, 200. नअम- शब्द संख्या: 1100, 201. दसम- शब्द संख्या: 1042, 202. एगारहम- शब्द संख्या: 1055, 203. बारहम- शब्द संख्या: 1027, 204. तेरहम- शब्द संख्या: 1019, 205. नै धाड़ैए (उपन्यास), पहिल पड़ाव- शब्द संख्या: 2359, 206. दोसर पड़ाव- शब्द संख्या: 3037, 207. तेसर पड़ाव- शब्द संख्या: 1633, 208. चारिम पड़ाव- शब्द संख्या: 10284, 209. पाँचम पड़ाव- शब्द संख्या: 1590, 210. झमेलिया बिआह (नाटक): पहिल- शब्द संख्या: 695, 211. दोसर- शब्द संख्या: 793, 212. तेसर- शब्द संख्या: 663, 213. चारिम- शब्द संख्या: 1184, 214. पाँचम- शब्द संख्या: 1222, 215. छठम- शब्द संख्या: 1114, 216. सातम- शब्द संख्या: 2082, 217. आठम- शब्द संख्या: 1566, 218. नअम- शब्द संख्या: 1266, 219. बड़की बहिन (उपन्यास) पहिल पड़ाव: शब्द संख्या: 4940, 220. दोसर पड़ाव: शब्द संख्या: 6692, 221. तेसर पड़ाव: शब्द संख्या: 3769, 222. चारिम पड़ाव: शब्द संख्या: 5554, 223. पाँचम पड़ाव: शब्द संख्या: 3250, 224. रत्नाकर डकैत (नाटक): पहिल- शब्द संख्या: 807, 225. दोसर- शब्द संख्या: 1361, 226. तेसर- शब्द संख्या: 1240, 227. चारिम- शब्द संख्या: 1084, 228. पाँचिम- शब्द संख्या: 860, 229. छठिम- शब्द संख्या: 267, 230. भादवक आठ अन्हार (उपन्यास, अपूर्ण): पहिल अंक- शब्द संख्या: 1149, 231. सधबा-विधबा (उपन्यास, अपूर्ण): पहिल अंक- शब्द संख्या: 3122, 232. स्वयंवर (नाटक): पहिल अंक- शब्द संख्या: 1671, 233. दोसर अंक- शब्द संख्या: 2774, 234. तेसर अंक- शब्द संख्या: 1506, 235. चारिम अंक- शब्द संख्या: 1185. 236. सतमाए (एकांकी): पहिल दृश्य- शब्द संख्या: 879, 237. दोसर दृश्य- शब्द संख्या: 711, 238. तेसर दृश्य- शब्द संख्या: 823, 239. चारिम दृश्य- शब्द संख्या: 895, 240. पाँचम दृश्य- शब्द संख्या: 273, 241. कल्याणी (एकांकी): पहिल दृश्य- शब्द संख्या: 827, 242. दोसर दृश्य- शब्द संख्या: 697, 243. तेसर दृश्य-

शब्द संख्या: 683, 244. चारिम दृश्य- शब्द संख्या: 1140, 245. पाँचम दृश्य- शब्द संख्या: 622, 246. समझौता (एकांकी): पहिल दृश्य- शब्द संख्या: 682, 247. दोसर दृश्य- शब्द संख्या: 610, 248. तेसर दृश्य- शब्द संख्या: 637. 249. तामक तमघैल (एकांकी) पहिल दृश्य- शब्द संख्या: 1000, 250. दोसर दृश्य- शब्द संख्या: 1105, 251. तेसर दृश्य- शब्द संख्या: 1949, 252. चारिम दृश्य- शब्द संख्या: 1105, 253. बिरांगना (एकांकी): पहिल दृश्य- शब्द संख्या: 1021, 254. दोसर दृश्य- शब्द संख्या: 975, 255. तेसर दृश्य- शब्द संख्या: 996, 256. चारिम दृश्य- शब्द संख्या: 1094, 257. दोहरी मारि- शब्द संख्या: 1368, 258. केना जीब? - शब्द संख्या: 1039, 259. नवान- शब्द संख्या: 2306, 260. तिलासंक्रान्तिक लाइ- शब्द संख्या: 2056, 261. भाइक सिनेह- शब्द संख्या: 1201, 262. प्रेमी- शब्द संख्या: 2526, 263. बपौती सम्पैत- शब्द संख्या: 2350, 264. डंका- शब्द संख्या: 2401, 265. संगी- शब्द संख्या: 1849, 266. ठकहरबा- शब्द संख्या: 2349, 267. अतहतह- शब्द संख्या: 2486, 268. अर्द्धांगिनी- शब्द संख्या: 3057, 269. ऑपरेशन- शब्द संख्या: 1616, 270. धर्मनाथ- शब्द संख्या: 1968, 271. सरोजनी- शब्द संख्या: 1810, 272. सुभद्रा- शब्द संख्या: 1922, 273. सोनमाकाका- शब्द संख्या: 1572, 274. दोती बिआह- शब्द संख्या: 1822, 275. पड़ाइन- शब्द संख्या: 1970, 276. केतौ नै- शब्द संख्या: 1203, 277. बिहरन- शब्द संख्या: 3300, 278. मायराम- शब्द संख्या: 2095, 279. गोहिक शिकार- शब्द संख्या: 2152, 280. मातृभूमि- शब्द संख्या: 1048, 281. भबडाह- शब्द संख्या: 2105, 282. परिवारक प्रतिष्ठा- शब्द संख्या: 1974, 283. फॉगु- शब्द संख्या: 2134, 284. लफ साग- शब्द संख्या: 1203, 285. तिलकोरक तरुआ- शब्द संख्या: 1835, 286. एकोटा ने- शब्द संख्या: 1149, 287. धोतीक मान- शब्द संख्या: 480, 288. साझी- शब्द संख्या: 998, 289. सतभैंया पोखैर- शब्द संख्या: 2999, 290. न्याय चाही- शब्द संख्या: 1311, 291. पनियाहा दूध- शब्द संख्या: 2152, 292. कर्ज- शब्द संख्या: 2949, 293. परदेशी बेटी- शब्द संख्या: 2515, 294. मान- शब्द संख्या: 648, 295. मनोरथ- शब्द संख्या: 1161, 296. कियो ने- शब्द संख्या: 3780, 297. सूदि भरना- शब्द संख्या: 922, 298. जन्मतिथि- शब्द संख्या: 2370, 299. इमानदार घूसखोर- शब्द संख्या: 2267, 300. पटियाबला- शब्द संख्या: 2395, 301. सनेस- शब्द संख्या: 1284, 302. उलबा चाउर- शब्द संख्या: 2630, 303. बलजोर- शब्द संख्या: 2410, 304. बेटी हम अपराधी छी- शब्द संख्या: 3341, 305. बगबाइर- शब्द संख्या: 1900, 306. मुइलो बिसेबैन- शब्द संख्या: 4288, 307. सड़ल

दारीम- शब्द संख्या: 2577, 308. चुप्पा पाल- शब्द संख्या: 2572, 309. मइटुग्गर- शब्द संख्या: 9811, 310. शम्भुदास- शब्द संख्या: 9674, 311. फाँसी- शब्द संख्या: 10487, 312. कचोट- शब्द संख्या: 315, 313. काँच सूत- शब्द संख्या: 384, 314. बुधनी दादी- शब्द संख्या: 267, 315. खिलतोड़- शब्द संख्या: 395, 316. मुँह-कान- शब्द संख्या: 213, 317. अनदिना- शब्द संख्या: 307, 318. अपन काज- शब्द संख्या: 367, 319. दूरी- शब्द संख्या: 265, 320. पुरनी भौजी- शब्द संख्या: 117, 321. छुटि गेल- शब्द संख्या: 111, 322. काल्हि दिन- शब्द संख्या: 151, 323. अप्पन हारि- शब्द संख्या: 286, 324. कनफुसकी- शब्द संख्या: 132, 325. मुँहक बात मुहेँमे- शब्द संख्या: 134, 326. कनीटा बात- शब्द संख्या: 101, 327. गति-गुद्दा- शब्द संख्या: 250, 328. बिसवास- शब्द संख्या: 316, 329. कचहरिया भाय- शब्द संख्या: 270, 330. गोहाइर- शब्द संख्या: 432, 331. शिवजीक डाक-बाक्- शब्द संख्या: 070, 332. सोग- शब्द संख्या: 341, 333. पनचैती- शब्द संख्या: 195, 334. कनमन- शब्द संख्या: 323, 335. अजाति- शब्द संख्या: 090, 336. पटोर- शब्द संख्या: 409, 337. फुसियाह- शब्द संख्या: 311, 338. गति-मुक्ति- शब्द संख्या: 238, 339. चौकीदारी- शब्द संख्या: 442, 340. झगड़ाउ-झोटैला- शब्द संख्या: 243, 341. घबाह ट्यूशन- शब्द संख्या: 244, 342. दादी-माँ- शब्द संख्या: 411, 343. पटोटन- शब्द संख्या: 350, 344. मुसाइ पण्डित- शब्द संख्या: 568, 345. भरमे-सरम- शब्द संख्या: 233, 346. देखल दिन- शब्द संख्या: 441, 347. फज्झैत- शब्द संख्या: 401, 348. अकास दीप- शब्द संख्या: 235, 349. बुधि-बधिया- शब्द संख्या: 267, 350. पहाड़क बेथा- शब्द संख्या: 216, 351. उमकी- शब्द संख्या: 321, 352. बजन्ता-बुझन्ता- शब्द संख्या: 147, 353. चर्मरोग- शब्द संख्या: 571, 354. शंका- शब्द संख्या: 325, 355. ओसार- शब्द संख्या: 210, 356. छोटका काका- शब्द संख्या: 398, 357. सीमा-सरहद- शब्द संख्या: 200, 358. रमैत जोगी बोहैत पानि- शब्द संख्या: 253, 359. गंजन- शब्द संख्या: 178, 360. सजए- शब्द संख्या: 090, 361. घटक बाबा- शब्द संख्या: 335, 362. आने जकाँ- शब्द संख्या: 046, 363. दान-दछिना- शब्द संख्या: 151, 364. उड़हैड़- शब्द संख्या: 504, 365. मत्हानि- शब्द संख्या: 258, 366. मेकचो- शब्द संख्या: 216, 367. झुटका विदाइ- शब्द संख्या: 359, 368. मुँहक खतियान- शब्द संख्या: 278, 369. कोसलिया- शब्द संख्या: 234, 370. हूसि गेल- शब्द संख्या: 204, 371. पोखला कटहर- शब्द संख्या: 154, 372. सरही सौबजा- शब्द संख्या: 269, 373. तेरहो करम- शब्द संख्या: 322, 374. डुमैत जिनगी- शब्द संख्या: 286, 375. चोर-सिपाही- शब्द

